AI के नवका तकनीक के कार्यान्वयन सँ पहिने सावधानीपूर्वक मूल्यांकन, कानूनी मानक के जाँच, मरीज के संरक्षण आ स्वास्थ्य सेवा प्रदाता कें प्रशिक्षण आवश्यक अछि। आपातकालीन चिकित्सक के AI के लाभ आ सीमा या जोखिम के विषय में सचेत रहबाक चाही। निश्चित रुपे ई चेतना जागरूकता कार्यक्रम, सीएमई, प्रशिक्षण सत्र आदि से प्राप्त होइत छैक। आपात चिकित्सा मे बहुत रास मात्रा में डेटा के उपयोग सँ त्वरित निर्णय लेबय के आवश्यकता होइत अछि, आ एहि लेल स्वास्थ्य सेवा में मात्रात्मक तकनीक के अपनायब परम आवश्यक अछि। ताहि दुआरे, एहि तकनीक के कार्यान्वयन में सख्त नियामक आवश्यकता के ध्यान में राखब जरूरी अछि।

AI विभिन्न अनुप्रयोग सभ के माध्यम सँ आपातकालीन चिकित्सा के महत्त्वपूर्ण रूप सँ बदलि सकैत अछि। प्रमुख उपयोग सभमें AI-सहायता प्राप्त लक्षण परीक्षक के समावेश अछि, जे मरीज के सही देखभाल सेटिंग्स (स्टेंडर्ड प्रक्रिया) के दर्शाबय अछि। उचित देखभाल स्तर सौंपबाक लेल ट्रायेज मॉडल, क्लिनिकल एक्टिभीटी के सहजतापूर्वक दस्तावेजीकरण के लेल एम्बियंट AI सिस्टम, आ बेहतर मरीज समझ के लेल संक्षिप्त चार्ट सारांश आ व्यक्तिगत डिस्चार्ज निर्देश तैयार करबाक उपकरण सभ ऐ मे शामिल छैक।

आपातकालीन विभाग के प्रबंधन

आपातकालीन विभाग (ED) के प्रबंधन में विभिन्न मुद्दा सभ शामिल रहय अछि, जे ओकर कार्यक्षमता पर प्रभाव दैत छैक। ED में भीड़भाड़ आ स्टाफ के कमी आम समस्या भेल जा रहल अछि

खास कऽ के सरकारी अस्पताल सभ म। ई बढईत आबादी, दुर्घटना, हृदय आघात आदि के घटना मे वृद्धि के चलते सेवा के मांग में बृद्धि के कारण भऽ रहल अछि। पारंपरिक सांख्यिकीय विधि सभ से मैनुअल रूप से मांग के पूर्वानुमान लगायब मुश्किल होइत अछि, कारण ई घटना सभ में उच्च परिवर्तनशीलता आ अनियमितता रहय छैक। तथापि, AI विधि सभ ED में मरीज भारक पूर्वानुमान में सुधार करबाक क्षमता देखेलक अछि। एहन अध्ययन सभ जे ED स्टाफ के मरीज मात्रा के सटीक पूर्वानुमान लगाबै में मदद करैत अछि, प्रभावी योजना आ संसाधन आवंटन के लेल आवश्यक अछि। AI एकर विश्लेषण बेसी दक्षता आ सटीकता से करबा मे सक्षम बनि रहल अछि।

आपातकालीन चिकित्सा में AI के शाखा सभ

आपातकालीन चिकित्सा में AI अनुप्रयोग के दू मुख्य शाखा अछि:

1. निदान-विशिष्ट: ई शाखा निदान पूर्वानुमान आ निर्णय समर्थन पर केंद्रित अछि।
2. ट्रायेज-विशिष्ट: एहि में मृत्यु दर, परिणाम, प्रवेश, स्थिति गंभीरता आ तात्कालिक देखभाल आवश्यकताक पूर्वानुमान के लेल अनुप्रयोग शामिल अछि।

आपातकालीन चिकित्सा में AI के लाभ

1. निदान सटीकता में सुधार: AI एल्गोरिदम जटिल चिकित्सा डेटा, सहित इमेजिंग आ लैब परिणाम सभ के विश्लेषण कऽ

सकैत अछि, जे आपातकालीन स्थिति में तेज आ सटीक निदान के लेल महत्वपूर्ण होइत छैक।

2. ट्रायेज अनुकूलन: AI, लक्षण आ महत्वपूर्ण संकेत के विश्लेषण कऽ मरीज के प्राथमिकता के आधार पर देखभाल के प्राथमिकता देबा में मदद करैत अछि। ऐ तरहें व्यस्त आपातकालीन विभाग में मरीज प्रवाह में सुधार करैत अछि।

3. पूर्वानुमान मॉडलिंग: एतिहासिक डेटा पैटर्न के परीक्षण कऽ, AI, मरीज परिणाम आ संभावित जटिलता के पूर्वानुमान करैत अछि।

4. क्लिनिकल निर्णय समर्थन: AI सिस्टम व्यक्तिगत मरीज परिदृश्य के अनुकूलित साक्ष्य-आधारित सिफारिश(recommendation) प्रदान करैत अछि। विशेष रूप से अपरिचित केस में चिकित्सक के उपचार निर्णय लेबऽ में मदद करैत अछि।

5. प्रशिक्षण आ सिमुलेशन: AI आपातकालीन कर्मी के विभिन्न स्थिति सभ के लेल तैयार करबा में मदद करैत अछि, जाहि में ट्रॉमा से लऽ कऽ कार्डियक अरेस्ट तक के केस सम्मिलित अछि।

6. टेलीमेडिसिन एकीकरण: परिवर्तनकारी AI टेलीमेडिसिन क्षमता में सुधार करैत अछि। दूरस्थ परामर्श आ निगरानी के सक्षम बनबैत अछि, जै से कि मरीज आपातकालीन विभाग

तक कोनो कारण से नहीं समय पर नै पहुँच पाबय तखनो समय पर आवश्यक ट्रीटमेंट आ देखभाल सुनिश्चित होय।

7. संसाधन प्रबंधन: AI, स्टाफिंग आ संसाधन आवंटन के अनुकूलित करैत अछि। मरीज के संख्या मे वृद्धि/परिवर्तन के पूर्वानुमान करैत आ आपूर्ति श्रृंखला लॉजिस्टिक्स के प्रबंधन करैत अछि। आपातकालीन विभाग के कुशल संचालन सुनिश्चित करैत अछि।

8. मरीज के फॉलो-अप आ देखभाल समन्वय: AI आपातकालीन के बाद के देखभाल के सेहो प्रबंधन करैत अछि। ई एकटा रूटीन प्रक्रिया अछि। फॉलो-अप के अनुसूची करैत आ प्राथमिक देखभाल प्रदाता संग समन्वय करैत देखभाल में निरंतरता सुनिश्चित करैत अछि। ऐ प्रक्रिया के AI के माध्यम से कऽ के स्टाफ पर रूटीन वर्क के प्रेशर कम कैल जा सकय अछि संगही एफिसिएन्सि बढ़ा के रोगी सभ के बेहतर देखभाल प्रदान कैल जा सकय अछि।

9. नेचुरल लैंग्वेज प्रोसेसिंग: AI दस्तावेजीकरण के आसान बनबैत अछि। आवाज पहचानऽ आ स्वचालित नोट-लेबय के माध्यम से, स्वास्थ्य सेवा प्रदाता के प्रशासनिक कार्य मे फँसल रहबाक बजाय मरीज देखभाल पर ध्यान केंद्रित करबा में ई मदद करैत अछि।

10. नैतिक विचार आ अनुपालन: AI उपचार सिफारिश(recommendations) में संभावित पूर्वाग्रह के निगरानी करैत अछि आ डेटा हैंडलिंग में नियामक

अनुपालन आ नैतिक मानक के बना कऽ राखय मे मदद करय अछि।

आपातकालीन चिकित्सा में जेनेरेटिव AI के भूमिका

जेनेरेटिव AI आपातकालीन चिकित्सा में मरीज के परिणाम में सुधार आ प्रक्रियासभ के सुव्यवस्थित करबा में महत्वपूर्ण भूमिका निभाबैत अछि। जेनेरेटिव AI तेजी से महत्वपूर्ण बनि रहल अछि आ विभिन्न संभावित लाभ प्रदान करैत अछि:

1. निर्णय समर्थन: AI तेजी से बड़का मात्रा में डेटा के विश्लेषण करैत अछि आ चिकित्सक के उपचार प्रोटोकॉल, ट्रायेज निर्णय आ निदान के लेल साक्ष्य-आधारित सिफारिश प्रदान करैत अछि।

2. पूर्वानुमान विश्लेषण: एतिहासिक डेटा के उपयोग कऽ, जेनेरेटिव AI मरीज परिणाम के पूर्वानुमान करैत अछि, बेहतर संसाधन आवंटन आ सक्रिय हस्तक्षेप के सुविधा प्रदान करैत अछि।

3. प्रशिक्षण सिमुलेशन: जेनेरेटिव AI आपातकालीन चिकित्सा पेशेवर के विभिन्न आपातकाल के प्रबंधन में कौशल बढ़ेबा के लेल यथार्थवादी प्रशिक्षण परिदृश्य बनबैत अछि।

4. मरीज संचार: AI-संचालित चैटबॉट मरीज आ हुनकर परिवार संग संचार में मदद करैत अछि, उपचार योजना के विषय में जानकारी दैत अछि आ सामान्य प्रश्न सभ के उत्तर उपलब्ध काराबय अछि।

5. इमेज विश्लेषण: आपातकालीन स्थिति में AI शीघ्र इमेज विश्लेषण (जेना कि, X-rays, CT स्कैन) में मदद करैत अछि। ऐ तरहें निदान के गति आ सटीकता में सुधार करैत अछि।

6. संसाधन अनुकूलन: AI आपातकालीन विभाग में लॉजिस्टिक्स के प्रबंधन करैत अछि, मरीज के आवागमन के पूर्वानुमान करैत आ स्टाफ आवंटन के अनुकूलित करैत अछि।

7. टेलीमेडिसिन समर्थन: जेनेरेटिव AI टेलीमेडिसिन सेवासभ के बेहतर करैत अछि। जखन मरीज के तात्कालिक देखभाल के आवश्यकता होय तखन दूरस्थ परामर्श आ निगरानी के ई बेसी सक्षम बनबैत अछि।

8. डेटा एकीकरण: AI विभिन्न स्रोत सभ (चिकित्सा इतिहास, लैब परिणाम आदि) से जानकारी संकलित करैत अछि आ मरीज के स्थिति के व्यापक दृष्टिकोण प्रदान करैत अछि।

जखन कि चिकित्सा क्षेत्र मे AI बहुत रास लाभ प्रदान कऽ रहल अछि, एहि संगहि ई गोपनीयता, डेटा सटीकता, आ डॉक्टर-रोगी संबंध पर संभावित प्रभाव के चिंता सेहो उठबैत अछि। अतः ऐ सभ विषय पर चिकित्सा क्षेत्र मे लागल विशेषज्ञ सभ लगातार चिंतन मनन, आविष्कार आ प्रक्रिया मे परिवर्तन आदि कऽ रहल छईथ। आवश्यकता छैक त एकरा सभ के देश भरि के अस्पताल सभ मे प्रभावी तरीका से लागू करबाक।

{शोध संदर्भ: प्रो० एम बाजपेयी, पूर्व डीन-अकादमिक, एम्स नई दिल्ली }

[प्रणव झा, राष्ट्रीय परीक्षा बोर्ड, नई दिल्ली]

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.३.संतोष कुमार राय 'बटोही'- मंगरौना (धारावाहिक उपन्यास) (पन्द्रहम खेप)



संतोष कुमार राय 'बटोही'
मंगरौना (धारावाहिक उपन्यास) (पन्द्रहम खेप)

दुल्लीपट्टी आबि गेल छी। बीपीएससी सँ नियुक्त भेलाक बाद छपराढ़ी विद्यालय मे बहाल भेलहुँ अछि। बारहवीं लेल बहाल भेलहुँ अछि। मोन तँ लागि रहल अछि। परञ्च अपन गाम समाज सँ कटि गेल छी। दरिभंगा सँ झंझारपुर ऐलाक बाद मोन नीक भेल जे अपन लोकक बीच आबि गेलहुँ अछि। ओना तँ कहल गेल छै जे 'वसुधैवकुटुम्बकम्' । परञ्च जाहि समाज मे अहाँ नान्हिटा सँ जवान भेलहुँ अछि ओकरा बीच रहलाह सँ मोन नीक लगैत छै। मंगरौना हमर मातृभूमि थीक। मातृभूमि कँ प्रति लगाव रहनै कतहुँ गलत नहि भऽ सकैए। रामायण मे राम कहैत छथिन्ह - ' मातृभूमि स्वर्गादपि गरीयसि' ।

ई इलाका वैचारिक आओर सामाजिक, शैक्षणिक रूपें औखनहों पिछड़ल अछि। सदाय सभ मजूरी करवा मे लागल रहैत छथि। ओ नान्हिटा धियापुता सभ कँ सेहो अपन संगे मजूरी मे लगौने रहैत छथि। ग्वाला सभ गाय-महिस पर बेसी धेयान दैत छथिन्ह। ऐ गाम मे नेता टाईप केर आदमी बेसी भेट जायत। रस्ते पर महीस बान्हल आओर स्नान करौल जायत अछि।

क्राइम ऐ इलाका मे बढ़ल छै। दुल्लीपट्टी सँ कुआढ़ कँ बीच बोन-झारी जकाँ गाछी मे ललका पानिक कारोबार धरल्ले चलि रहल छै। ऐ सुनसान रस्ता मे दस-पंद्रह टा मर्डर भऽ चुकल छै।

ऐ बेर गौड़गामा हाई इस्कुल सँ आठटा विद्यार्थी जिला स्तरीय खेल प्रतियोगिता मे पहिल, दोसर आओर तेसर स्थान पौलन्हि। ताहि मे सँ दुटा बचिया राज्य स्तरीय खेल प्रतियोगिता मे भाग लेवाक लेल पटना गेलीह। आब खेल दिस रूचि बढि रहल अछि। सांस्कृतिक महौल जे पहिने गाम मे रहै से आब नहि रहलै। गाम मे इस्कूल मे बैग भेटलै विद्यार्थी कँ। मोन हरखित छै सभ कँ। पहिने सँ पढाई नीक भऽ रहल छै इस्कूल मे। दीवार सँ इस्कूल कँ घेरल गैलै। गेट लागि गेल छै। पुरनका मकान कँ तोड़ि कऽ नवका मकान बनि रहल छै मखनाही पर ।

मेहमाने रूपे आब गाम आबैत छी। ऐ बेर गाम अयांश कँ मुडन मे गेल छलहुँ। जिनगी मे सभ किछुक अनुभव नहि रहैत छै। दस जून कँ मुडन छेलैक बउआ कँ। आठ जून कँ गाम गेलहुँ। डीजे

पहिनहि क नेने छलहुँ। एक दिनक छह हजार लेलक। हलुवैय्या सेहो छह हजार लेलक। खूब नीक भोज रहलै। अपन टोल मे लगभग सब घर सँ एक जन केँ न्यौता देने रहियन्हि। गाम मे किछु लोकनि केँ सेहो न्यौता देने रहियैन्ह। करकुटुमारे सभ कियो केँ न्यौता देने रहियन्हि। मुंड़न सम्पन्न भेल। सभ कियो जस देलाथि। जतअ तक भेल अपन सामर्थ केँ देखैत सभ कियो के विदाई देलियैन्ह।

पुरोहित सँ लेन-देन मे किछु भांगट नहि भेल, परञ्च नौवा सँ फरिझौंट मे बेसी दिमाग लगाबऽ पड़ल। ओ दस हजार धेने छल। परञ्च एकैस सए टाका मे मानि गेल। एहि रूपे निदान केल गेल।

-संतोष कुमार राय 'बटोही', ग्राम : मंगरौना

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

२.४.मनोज झा मुक्ति- हार्दिक शुभकामना!!



मनोज झा मुक्ति

हार्दिक शुभकामना !!

सबसँ पहिने विजया दशमी २०८१क पावन अवसरमे अपने सम्पूर्ण पाठक वर्गमे सुस्वास्थ्य एवम् दीर्घायु जीवनकलेल हार्दिक मंगलमय शुभकामना । भगवती अपने सपरिवारपर अपन कृपा बनौने रहथु ।

दशमी चढिते सामाजिक संजाल शुभकामनाक पोष्टसँ भरिभराउ भऽजाइत अछि । प्रायः सबहक शुभकामनामे ओहने ओहने शब्दसँ सबहक शुभ मनाओलगेल भेटत । जहन दशमी चल आएल अछि त हमहुँ शुभकामना देवऽसँ पाछा किए रहु से सोंचिकऽ सबहक वास्ते शुभकामना देवाक नियार कयलहुँ अछि ।

संघीय लोकतान्त्रिक गणतन्त्र देशक एकटा जिम्मेवार नागरिक

भेलाक कारणे देशमे रहल तीनू सरकार अर्थात संघीय सरकार, प्रादेशिक सरकार आ स्थानिय सरकारके नेतृत्व कऽरहल आ तीनू सरकारमे सहभागि सम्पूर्णमे शुभकामना । शुभकामना ई जे निर्वाचीत भेलाकबाद देश आ जनताक नाममे सपत खएने छी, से किनको मोनसँ नई बिसराए । जाहि नागरिकके जे-जे आश्वासन दऽकऽ मत लेने छी से पुरा करवाक सामथ्र्य भगवती प्रदान करथु। जनप्रतिनिधि विशुद्ध सामाजसेवाक पद होइत अछि, ताँए परिवारवाद,लोभ,मोहसँ उपर उठिकऽ एकटा सच्चा सेवक बनिसकी से हार्दिक शुभकामना । कोनो काजमे पी.सी. लेवाक कमिशन खाइत, सबहक सामनेमे अपनाके राजा हरिश्चन्द्रके सन्तान होएवाक नाटक जेसब कऽरहल छी तकर पर्दाफास होए आ आँहाँ सबहक वास्तविक चेहरा सबहक सोझा आबय से हार्दिक मंगलमय शुभकाना। लुटमलुट मचौलाकबादो जँ कोनो कानूनी कारवाहीमे आँहाँ नई परी त भगवती अही जीवनमे आँहाँ सबके अपन प्रकोपसँ सभतरहें दण्डित करबेटा करथि से कामना । भगवती आँहाँ सबके एहन सजाय देथु जे कियो जनप्रतिनिधि कोनो तरहक अनियमितिता करवासँ परहेज करौक ।

देशक दोसर स्तम्भ, बहुतचीज निर्धारण करवाक माध्यम बनल,आम नागरिक आ देशक आस्थाक केन्द्र न्यायालयमे काज कऽरहल सम्पूर्ण कर्मचारीमे सेहो विजया दशमीक अनन्त शुभकामना । पद वहालीसँ पहिने लेल सपतकें हृदयमे रखैत आँहाँ सबहक उर्जा देश आ नागरिकक कल्याण, समाजिक सुव्यवस्था कायम रखवाक काजमे खर्च हुए से शुभकामना । न्यायालक कर्मचारी भेलाकवाद लुटनाई जे जीवनक मूलमन्त्र बनिगेल अछि से आचरण सुधरि जाओ से शुभकामना । पाइयक कारणे, सत्तासँ नजदिकीक कारणे

जे आँहाँक कलमसँ देश आ नागरिकपर अन्याय होइत आएल अछि,ताहिमे अपने सबहक अन्तरआत्मा सुधरो से हार्दिक शुभकामना । देश आ नागरिकके लुटिक जम्मा कयल सम्पति व्याज सहित नष्ट भऽजाओ से भगवतीसँ करबद्ध प्रार्थना । देशक कानूनमे आँहाँकेँ फँसवाक बहुत कम सम्भावना भेलाक कारणे भगवती आँहाँ आ आँहाँक परिवारके एहन विपत्ति देथु जे घुसखोरीक नामेसँ दोसरके हृदय भयभीत रहओ आ समाजमे न्ययायालय प्रतिके आश नई मरओ से दुर्गा भवानीसँ निहोरा ।

देशके चलायमान रखने कार्यपालिकामे आबद्ध सम्पूर्ण राष्ट्रभक्त कर्मचारी कहओनिहारमे अथाह शुभकामना । भगवती पदवहाली करऽसँ पहिने लेलगेल आँहाँक सपतके स्मरण करवैत रहओ से शुभकामना । अकुत सम्पति कमयवाक, कोनो काजक बदलामे किछु ने किछु असुली करवाक आँहाँ सबहक भ्रष्ट भऽगेल मानसिकता भवानी नष्टकऽ नागरिकके सेवामे दत्तचित्त भऽ लगवथि से शुभकामना । भ्रष्ट आचरण भेलाकवादो कानूनसँ बँचियो जाई त भगवती अपना प्रकोपसँ आँहाँक परिवारके तहसनहस कऽदेथु से हार्दिक कामना । जकरालेल गैरकानूनी आ आचरण विपरीत काज करैत उगाही करैत छी तकरा ओहन सम्पति अभोग होई से माता चण्डीसँ प्रार्थना ।

देशक चारिम स्तम्भक रुपमे रहल, निमुखाक आवाज प्रवाहित करवाक पेशा पत्रकारिता अर्थात संचार क्षेत्रमे अबद्ध सम्पूर्ण संचारकर्मीमे विजय दशमीक हार्दिक मंगलमय शुभकामना । पत्रकारितासन प्रतिष्ठित पेशाके पाँचसय-हजारमे बन्हकी धरवाक

आँहाँक आचरणमे सुधार होए से शुभकामना । डिजल या पेट्रोल मंगवाक आँहाँ सबहक भिखारी मानसिकतामे परिवर्तन हो से शुभकामना । पत्रकारिताके दुरुपयोग करैत, तस्कर-प्रशासनमे सेटिंग करयवाक दलाली प्रवृतिक अन्त होउक से शुभकामना । पत्रकारिताक खोल ओढिकऽ जे प्रहरी-कर्मचारी-व्यापारी लगायत सर्वसाधारणके डेरा-धमकाक पाई उगाही करवाक प्रवृतिक कारणे जे संचारक्षेत्र दिनानुदिन बदनाम होइत जाऽरहल अछि, से आँहाँक छेछरपनिमे सुधार होइत, पत्रकारिताप्रतिक आम दृष्टिकोण सम्मानीय बनल रहओ से हार्दिक कामना । जँ भँजयवाकलेल पत्रकारिता पेशामे लागलछी त एहि पेशाके बकसिदेवाक अनुरोध सहितक शुभकामना । अपना-अपनैतिक नामपर पत्रकारिताके नईं जनने तस्कर,व्यापारी आ बेरोजगारके पत्रकार महासंघके सदस्य बनाविकऽ महासंघके गरिमा खसओनिहार सम्पूर्ण पत्रकार नेतासबके पत्रकारिता पेशाप्रति भगवती जिम्मेवार बनवथि से कामना सहितक शुभकामना । जँ अनैतिक आचरण करैत रहव त दिनदेखारे भगवती आँहाँके दण्ड देथु सेहो मातारानीसँ अनुनय ।

संघीय लोकतान्त्रिक गणतन्त्र देशमे सार्वभौम सत्ता सम्पन्न नागरिकसबमे सेहो दशहराक हार्दिक मंगलमय कामना । अपना स्वार्थक आँगामे देश या कोनो नागरिककेँ गरदनि कटवाक प्रवृतिरुपी राक्षसके दूर्गा भवानी नष्ट कऽ समाजिकताक भाव आँहाँसबहक मोनमे उत्पन्न करथि से शुभकामना । अपन काज निकालवाकलेल घुसखोरीके प्रश्रय देवाक आँहाँक मानसिकता बदलओ, दोसर या देशके सम्पति हफवाक कुविचार आँहाँक मोनसँ भागओ से शुभकामना । सबसँ बेसी कामना एहिबातकलेल जे जातिपाति, अपन गौंआ, अपन कुटुम, पाई, दारु या कोनो लोभ लालचमे अपन

मत चुनावमे ककरो दैत आएलछी ताईमे आँहाँक आचरण आ विचारमे सुधार होइत देश, समाजक हितचिन्तककेँ चिन्हिकऽ मतदान करवाक साहस भगवती आँहाँसबके प्रदान करथु । मनुख्ख सनक आकार पाओल आँहाँमे मनुष्यता आवए से शैलपुत्रीसँ हार्दिक कामना । एकटा सच्चा नागरिक बनिकऽ देश,समाज परिवर्तनलेल आँहाँमे कर्तव्य परायणता आवय से शुभकामना ।

व्यापारीक खोलमे देश आ समाजके लुटनिहार सबके भगवती सदबुद्धि देथु । मिसावट आ कालाबाजारी करैत जम्मा भेल आँहाँक धनमे घुन लागिजाओ से कामना । नागरिकके स्वास्थ्य एवम् देशक हीतक ध्यानमे रखैत आँहाँक व्यवसायमे चारिचाँद लागओ तकर सेहो शुभकामना ।

मात्र पाई कमयवाक उदेश्यसँ राजनीतिमे घुरियाएल युवाके सेहो शुभकामना जे भगवती आँहाँसबके सद्बुद्धि देथु । उपभोक्ता समितिमे रहबाक या ठीक्कापट्टाक माध्यमसँ देशके लुट्वाक प्रवृति जे अधिकांश युवाक मोनमे घर बनौने अछि, ताहि घरमे आगि लागिजाओ से शुभकामना । भगवती सबमे राष्ट्र आ नागरिकप्रति जिम्मेवार बनबथि से हार्दिक शुभकामना ।

कोनो ने कोनो रुपमे देश आ नागरिकके लुटिरहल अपना सन्तानक पापक कमाईके प्रोत्साहन आ प्रश्रय देनिहार अभिभावककेँ सोंचमे परिवर्तन होइत, अपना-अपना सन्तानके इमान्दारीक कमाई दिस प्रतिवद्ध करवाक विचार प्रवाह होई से भवानीसँ हार्दिक मंगलमय शुभकामना ।

देश आ जनताके कतबो लुटलाकबादो धन-सम्पति एहि धर्तीपर छोइरक मृत्यु वरण करवाक सत्यके आत्मसात करैत जीवन परहीतमे बितैत सार्थक बनयसे सम्पूर्णमे पुनः हार्दिक मंगलमय शुभकामना।

-मनोज झा मुक्ति +9779851124834

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

२.५.कुमार मनोज कश्यप- लघुकथा- आसक फूल



कुमार मनोज कश्यप

लघुकथा- आसक फूल

घरक ई रेवाजे बनि गेल छलै जे दूध के औंट कS पहिने ओकरा गोईठा-चिपड़ी के आँच पर पझायल जाई .... छाल्ही तS भेटै नुनू के आ बाँचल दूध मे हिस्सा भेटै आन सभ बच्चा के! आर बच्चा सभ तS आब कने चेष्टगर भS गेल छै तS बुझै छै; मुदा छोटकी बुधिया तS छाल्ही लेल घेनौना पसारि दै - भुंईयां मे ओंघराय लागै, कनैत-कनैत अप्सियाँत भS जाई! मुदा तैयो छाल्ही नहिंये भेटै ओकरा। हँ! जौं कहियो नुनू नहिं खाई, जी ओकियाबS लागै तखन ओ ऐंठ भेट जाई ओकरा। ओई दिन भनसा घर खुजल आ सून पाबि बुधिया नहुँएँ-नहुँएँ पझाईत दूधक लोहिया दिस गेल। लोहिया सS छाल्ही नोचैयेवला छल कि मैयाँ पाछूये सS ओकर गट्टा पकड़ि लेलकै - 'गै चोरनी! बजरखस्सी!! लुत्ती लS कS जी दागि लेबैं से ने होई छौ! भरि दिन ठुसि-ठुसि कS भोकना बिलाड़ि भेल जाईत छैथ आ तैयो चाहियैन छाल्ही! -गे पेट मे बज्जर नहिं खसा होई छौ!'

मैयाँ सभटा छाल्ही भात मे सानि नुनू के सुग्गा-मेना बना परतारि कऽ खुएबाक चेष्टा करैत रहलीह .... नुनू मैयाँ के कोरा सऽ भागय के आयास करैत कनैत रहल। ओतहि ठाढ़ बुधिया के मुँह मैयाँ के प्रत्येक कौर लऽ कऽ उठैत हाथक संग अनायास यंत्रवत फुजैत आ बन्न होईत रहलै!

-कुमार मनोज कश्यप, सम्प्रति: भारत सरकारक उप-सचिव, संपर्क: सी-11, टावर-4, टाइप-5, किदवई नगर पूर्व (दिल्ली हाट के सामने), नई दिल्ली-110023; # 9810811850; ईमेल: writetokmanoj@gmail.com

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

२.६.प्रणव झा- सत्यनिष्ठाक संस्कृति



प्रणव झा

सत्यनिष्ठाक संस्कृति

गाँव के महावीर चौक पर नवयुवक सबहक जुटान लागल छल। बड़का पीपर गाछ तर बाँसक मचान पर किछु गोटे बैसल छल, किछु नीचा मे ठाढ़ भेल। बगल मे मुखियापुत्र सेहो अपन नबका इलैक्ट्रिकल स्कूटी के हेंडिल धेने ओकर सीट पर अपन पोन उचकौने अपन उपस्थिती दर्ज करेने छल।

गप्प सप्प के मध्य नदी आ घाट केर चर्च उठल। नदी मरल जाय ये! घाट जियान भेल जाय य!

एकटा युवा- पहिने नदी मे कतेक धार रहय छलय, आब नदी बर्बाद भऽ गेल अछि। सगरो खाली कुंभिए टा नजर आबय अछि। कहियो गामक जीवन रेखा आब मरणासन्न भेल जा रहल अछि।

दोसर युवा- तोरा की लागय छौ? अखनो खेती ले जीवन रेखा छै। देखिहें नदी मरला के 5-10 वर्ष बाद खेती पर कतेक दुष्प्रभाव पड़तई से। सरकार के, जल मंत्रालय के एहि दिशा मे सोचबा - करबा के दरकार छै।

तेसर युवा- जा लोकल गवर्नेंस आ गौंआ सभ के नदी के मृतप्राय हेबाक चिंता नै हेतय के सरकार की करत? देखय छहि जे घाट तक नै साफ करबय छय पाबनि लेल। जखन की सरकार से एकरा लेल फंड भेटते हेतय।

चारिम युवा- हाँ। (मुखियापुत्र के लक्षित करैत) लोकल नेता त सामनेहे ठाढ़ छैक। पहिने कतेक रास कऽल गड़ाई छल तै मे पाई मारल जाय छल आब सुनय छिये जे समरसिबुल बैसाबय मे पाई मारल जाय छै।

मुखियापुत्र (प्रतिउत्तर मे) रे! सब एत्त माले कमाय लेल बैसल छै। तूँ जे दरोगा बनलही य से तुहों त घूस खाय छही से! सब त एहिना समृद्धि क रहल छैक।

चारिम युवा (पुनः अठनिया मुस्कान के संग) - हाँ, त? ओय पाई के कोनो रिकॉर्ड त नै रहय छय। तोहर सबहक योजना बला पाई के त रिकॉर्ड रहय छै।

बगले मे ठाढ़ मनोहर के ई सब गप्प सुनि कऽ 5 दिन पहिने सतर्कता जागरूकता सप्ताह (Vigilance Awareness Week) के अवसर पर 'सत्यनिष्ठाक संस्कृति से राष्ट्र केर समृद्धि' विषय पर कार्यालय मे आयोजित गोष्ठी आ ओत्त देल गेल स्पीच सभ मोन पड़ि गेलय। हुनका मोने मोन विषादात्मक हँसी लागि गेलइन। सोचय लगलाह देश मे यैह छैक सत्यनिष्ठाक संस्कृति!

*-राष्ट्रीय परीक्षा बोर्ड, नई दिल्ली (देवउठाउन एकादशी 2024)*

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.७.कुन्दन कर्ण- दू टा बीहनि कथा- नाम/ बही



कुन्दन कर्ण

दू टा बीहनि कथा- नाम/ बही

१

नाम

नवरात्रि मे जन्म भेलैन्ह हेंए ताएँ "चंडी" नाम रखलियै बुच्ची के?

नै, समाज मे महिषासुर रक्तबीज जिबते छै ताएं !!

२

बही

"यैह छै, यैह छै" के हल्ला मचि गेलैक विधाताक दरबारमे जखन ओहि कुकर्मी के यमदूत विधाताक समक्ष ठाढ़ केलखिन। विधाता आदेश दैत चित्रगुप्त के कहलखिन एकर कर्मक बही निकालि कार्रवाही आरम्भ करु।

ई सुनितहि दीर्घा मे बैसल निर्भया उठिक' ठाढ़ भय गेलैक ,

विधाताक मुँह पर थूक फेकैत पुछलकै- एत्तहु खाता-बही , एत्तहु अदालती प्रक्रिया?"

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

# २.८.परमानन्द लाल कर्ण- तुलसीक माहात्म्य



## তনসীক মাহাম্ে্য

শিরজী নাবদ জী সঁ কহনথিন - নাবদ ! হম খহাঁ কেঁ তনসীক মাহাম্ে্য রতারৈত ছী, জে স্বনি মন্বষ্য জন্ম সঁ নহ কেঁ মৃত্্েপর্যন্ত সর পাপ সঁ ছুঠকাবা পারি নৈত খছি। তনসীক পাত, ফুন, ফন, মূন, শাখা ,ছান খা তনা সর পরিত্র হোযত খছি । জিনকব মৃত শৰীব তনসী-কাঠক খাগি সঁ জনাওন জাযত খছি, ও রিষ্ণুনোক জাযত ছথি । মৃত নোকনি জোঁ মহান পাপ সঁ গ্রস্ত হো, তৈযো তনসী কাঠক খাগি সঁ দেহক সংস্কাব ভেনা পব ও শ্বৃদ্ধ ভহ জাযত খছি । জিনকব মৃত শৰীবক সর খংগ পব তনসীক কাঠ সঁ দাহ সংস্কাব কবাওন জাযত খছি ,ও সেহো সর পাপ সঁ মুক্ত ভহ জাযত খছি। জিনকব মৃত্্েক সময শ্রীহবিক কীর্তন খা স্মবণ হো খা তনসীক কাঠ সঁ সংস্কাব হো তহন হ্মনকব প্বনর্জন্ম নহি হোযত খছি। জোঁ দাহ সংস্কাবক সময দোসব কাঠ ৱীচ মে একহ্নঁ টা তনসীক কাঠ বাখন জায তহ কেহনো পাপী নোকনি কেঁ মুক্তি ভহ জাযত খছি। তনসীক কাঠ পড়না পব সর কাঠ পরিত্র ভহ জাযত খছি । তনসীক কাঠক খাগি সঁ মৃত নোকনিকক দাহ সংস্কাব ভেনা পব রিষ্ণুদূত খারি হ্মনকা রৈকুণ্ঠ নহ জাযত খছি; যমবাজক দূত হ্মনকা ন'গ নহি নহ জা সকৈত খছি। এহন নোকনি কেঁ দেখি ভগরান রিষ্ণু খা শির সংতুষ্ট খপনা ধাম নহ জাযত ছথি। জাহি খগ্নিশানা মে র শ্মসান ভুমি মে ঘীক সংগ তনসী কাঠক খাগি প্রজ্বনিত হোযত খছি, হ্মনক পাপ ভস্ম ভহ জাযত খছি।

জে ৰাঁভন তুনসীক কাঠক খাগি মে হরন কবৈত খছি হ্মনকা এক এক তিন মে খগ্নিষ্টোম যজ্ঞক ফন মিনৈত খছি। জে ভগরানক তুনসী কাঠক ধূপ দৈত খছি , তহ হ্মনকা সৌও যজ্ঞানুষ্ঠান খা সৌও গোদানক প্বণ্য মিন জাযত খছি । জোঁ তুনসীক কাঠ সঁ নৈরেদ্য রঁনাওন জাযত খছি, ও খন্ন জোঁ থোড়রঁম্ম ভগরান কেশৱ কেঁ খর্পণ কএন জায তহ ও মেরু সন খন্নদানক ফন ভেঁঠৈত খছি।তুনসী কাঠক খাগি সঁ ভগরানক নেন দীপক জনাওন জায, তহেন দস কোঠি দীপ দানক প্বণ্য মিনৈত খছি । এহি নোক মে পৃথ্বী পব হ্মনকা সন রৈঞ্চর কোনো দোসব নহি ছথি । জে ভগরান গ্রঞ্চ কেঁ তুনসী কাঠক চন্দন খর্পিত কবৈত ছথি খা হ্মনকা শ্রীরিগ্রহ মে চন্দনক নেপ ভক্তিভার সঁ নগারৈত ছথি , ও সদি খন শ্রী হবি ন'গ বমণ কবৈত ছথি । জে নোকনি তুনসীক নেপ নগা কহ শ্রীরিষ্ণুক পূজন কবৈত ছথি , হ্মনকা এক হি দিন মে সৌ দিনক ফন ভেঁঠ জাযত খছি । জে পিতবক পিঁড মে তুনসী দন মিনা কেঁ দান কবৈত ছথি, তহেন এক হি পিঁড সঁ হ্মনকা কে সএ রঁবখ ধবি তৃপ্তি রঁনন বহৈত ছৈন । তুনসীক জড় মাঠি সঁ রিশৈষ কপ সঁ স্নান কববাক চাহি । জখন ধবি ও মাঠি শৈবীব মে নাগন বহৈত খছি , তখন ধবি স্নান কবহ রানা নোকনি কেঁ তীর্থ স্নানক ফন মিনৈত খছি । জে তুনসীক নর মঁজব সঁ ভগরানক পূজা কবৈত ছথি, হ্মনকা কতেকো ফুনক পূজনক ফন মিনৈত খছি। জখন ধবি সূবজ -চান বহত তখন ধবি ও ওকব প্বণ্য ভোগতা । জাহি ঘব মে তুনসীক গাছ ব রঁগীচা খছি , হ্মনকা দর্শন খা স্পর্শ সঁ রঁবক্ষহেযোক পাপ নষ্ট ভহ জাযত খছি ।

জাহি-জাহি ঘব,গাম ব বন মে তুনসীক গাছ বহৈত খছি, তাহি ঠাম জগদিশ্বব শ্রীরিষ্ণু প্রসন্নচিত্ত সঁ রাস কবৈত ছথি । এহেন ঘব কে দবিদ্রতা নহি বহৈত খছি খা ভাঙ রঁক্ষু সঁ রিযোগ নহি হোযত খছি । জাহি ঠাম তুনসী রিবাজমান বহৈত ছথিন তাহি ঠাম দুঃখ,বোগ খা ভয নহি বহৈত খছি । ওনা তহ তুনসী সর জগহ পরিত্র হোযত ছথিন, মুদা প্বণ্য ক্ষেত্র মে রঁসী পরিত্র মানন গেন খছি ।ভগরান নগ তুনসীক গাছ নগেনা সঁ সদিখন রিষ্ণুপদ মিনৈত খছি । তুনসী সঁ ভগরানক পূজা ভক্তিভার সঁ কেনা পব শান্তিকাবক ভগরান

শ্রীহবি উঁপ্োত,বোগ শ্বা কতেকো দ্বর্নিমিত্তক সেহো নাশ ভহ জাযত শ্বছি। জাহি ঠাম তনসীক স্বগন্ধিত হরা চনৈত শ্বছি , তাহি ঠামক দশ্বৈ দিশা শ্বা চারু প্রকাবক জীর পরিত্র মানন জাযত শ্বছি। জাহি ঘব মে তনসীক জড়ক মাঠিঁ বহৈত শ্বছি , তাহি ঠাম সর দেরগণ শ্বা কন্যাণময ভগরান শ্রীহবি রাস কবৈত ছথিন । তনসী গাছক ছাহবি জাহি-জাহি ঠাম জাযত শ্বছি, তাহি ঠাম পিতবক হপ্তিক নেন তর্পণ কব'ক চাহী।

নাবদ ! জাহি ঠাম তনসীক ঢেব হো,তাহি ঠাম কএন গেন পিণ্ডদান পিতবক নেন শ্বঞ্চয হোযত শ্বছি । তনসীক জড় মে ব্ঁবহ্মা, মধ্য ভাগ মে ভগরান জনার্দন শ্বা মঁজবি মে শ্রীরুদ্রদেরক নিরাস বহৈত শ্বছি; তেঁ ও পারন মানন গেন শ্বছি । শিরমন্দিব মে তনসীক গাছ নগাওন জায তহ তনসীক গাছ মে জতেক ব়ীজ তৈযাব হোযত শ্বছি, ততেক যগ ও সূক্ষনোক মে রাস কবৈত শ্বছি । জে পার্রণ শ্রাদ্ধক শ্বরসব পব,সাওন মাস মে শ্বা সঁঞ্রান্তিক দিন তনসীক গাছ নগারৈত ছথি, ষ্মনকা রড় প্বণ্য মিনৈত ছৈন । জে সর দিন তনসীদন সঁ ভগরানক পূজা কবৈত ছথিন ও দবিদ্র হোযতঁঁ ধনরান ভহ জাযত ছথি। তনসীক মূর্তি সর সিদ্ধি প্রদাত্রী হোযত শ্বছি।

******

নাম - পবমানন্দ নান কর্ণ ,ব়াব়্জীক নাম- স্ব০ পবশ্বৈবাম নান কর্ণ ,মাযক নাম - স্ব০ উঁষা দেরী, গাম - ঘোঘসব, পো০- ব়িবৌন , জিনা দবভঁগা ,সিঞ্চা -স্নাতকোত্তব, সেরানিবৃত্ত,প্ররঁধক, সেঁট্রন ব়েঁক শ্বাফ ওঁডিযা ঙা মেন পতা-karnpnl@gmail.com. মোব়াজন নঁব়ব 7677179516.

## २.९.आचार्य रामानंद मंडल- मैथिली शैली पर विवाद



आचार्य रामानंद मंडल

मैथिली शैली पर विवाद

साहित्य अकादमी दिल्ली द्वारा बेबिनार बहुभाषी काव्य पाठ पर विवाद हो रहल हय।तीन भाषा मे मैथिली सेहो शामिल हय। मैथिली मे काव्य पाठ के लेल बहुचर्चित कवि कुमार विक्रमादित्य आमंत्रित कैल गेल हय। विवाद के शुरुआत प्रसिद्ध साहित्यकार विभूति आनंद के फेसबुक कमेंट से भेल कि हम त बोली के लेल कविता पाठ से मना क देले छियै कारण कि बहुभाषी मे तीन बोली (भोजपुरी,क बकर क, मिजो) के संग मैथिली भाषा के शामिल कैल गेल हय। मैथिली संवैधानिक भाषा हय।अइ आयोजन मे केवल बोली के आमंत्रित कैल जाय।अइ लेके सोशल मीडिया पर संयोजक नचिकेता जी के सेहो आलोचना हो रहल हय।

जौं पश्चिमी मैथिली शैली अर्थात बज्जिका के साहित्यकार आचार्य रामानंद मंडल कमेंट कैलन कि मैथिली के बदले पश्चिमी मैथिली शैली अर्थात बज्जिका वा दच्छिणी मैथिली शैली अर्थात अंगिका के कवि के आमंत्रित कैल जयते त निक रहतैय आ मैथिली के शान सेहो रह जैते त आचार्य रामानंद मंडल के विरोध सेहो शुरू भे गेल। पश्चिमी मैथिली शैली अर्थात बज्जिका आ दच्छिणी मैथिली शैली अर्थात अंगिका मैथिली हय।एकर काव्य पाठ न हो सकैय छैय। आचार्य रामानंद मंडल अपन विचार व्यक्त कैलन कि जौ बज्जिका आ अंगिका के मैथिली के बोली कहल जाइ छै त काव्य पाठ काहे न हो सकैय हय। एक तरफ झारखंड में अंगिका द्वितीय राजभाषा हय।टी एन बी विश्वविद्यालय भागलपुर मे अंगिका के पढ़ाई हो रहल हय। दोसर तरफ मधेश नेपाल मे बज्जिका द्वितीय राजभाषा हय। बिहार मे बज्जिका अंगिका के बोली वा भाषा मे पाठ के विरोध केते उचित हय। एतबे पत्र पत्रिका में अंगिका बज्जिका के मानक मैथिली मे करनाई केते उचित हय। कोनो संपादक के कोनो भाषा वा बोली के संशोधन के नाम पर बदले के अधिकार त न हय। अइसे त भाषा वा बोली के अस्तित्व समाप्त हो जतय।जौ इ मैथिली शैली विवाद शीघ्र समाप्त न होयत त मैथिली के विकास आ सम्बर्द्धन न हो पायत।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## २.१०.आशीष अनचिन्हार- डा. रामदेव झा, चंद्रनाथ मिश्र अमर एवं उदयनारायण सिंह नचिकेता



आशीष अनचिन्हार

डा. रामदेव झा, चंद्रनाथ मिश्र अमर एवं उदयनारायण सिंह नचिकेता

विगत सोलह बर्खसँ विदेह मैथिली साहित्य केर हरेक छोट-छोट घटनाकेँ अभिलेखित करबाक काज करैत रहल अछि जाहि कड़ीमे हमर ई प्रस्तुत आलेख सेहो अछि। उम्मेद जे भविष्यक पाठककेँ एकटा ओहन रेफरेंस भेटतनि जाहिसँ ओ अपना समयमे हमर सभहक समयक आकलन कऽ सकता।

मार्च 2023 मे जखन उदयनारायण सिंह नचिकेता साहित्य अकादमीक संयोजक पदपर काबिज भेलाह आ अपना भीतरक सदस्यक सभहक नाम घोषणा केलाह ताहिमे एक नाम छल 'रमण

कुमार सिंह'। बहुत लोक एहि नामपर आश्चर्यचकित भेला, स्वाभाविको छै एहि आदमीक ओतेक काजे नहि छै। मुदा...। बादमे एक लोक हमरा फोन केलाह आ कहलाह जे असलमे रमण कुमार सिंह बोरो सदस्य भेल आ असल सदस्य भेलाह "केदार कानन"। हम हुनका पुछलियनि जे एकर प्रमाण, हुनक उत्तर छल जे मैथिलीमे कनफुसिकिये प्रमाण छै। हमर उत्तर छल जे हम एहन प्रमाण नहि मानैत छी।

किछु दिन पहिने फेर वएह लोक फोन केलाह आ कहलाह जे रमण सिंह पागल भऽ गेलैए लठैती करै छै नचिकेता केर आ केदार कानन जी ओकर हरेक लठैतीपर कमेंट दैत छथिन। हम फेर उत्तर देलियनि जे ई सभ हमरा लेल प्रमाण नहि भेल। से हम एखनो ई मानबाक लेल तैयार नहि छी रमण कुमार सिंह, केदार कानन केर बोरो छथि, हँ ऊपरे कहने छी जे एहि आदमीक कोनो काजे नहि छै ताहिपर प्रश्न हेबाक चाही।

खएर हम नचिकेताजीकेँ एकटा कहानी सुनेबनि। ई कहानी सभ सुनने बुझने छथि।

कहानी लालू प्रसाद यादवसँ जुड़ल छै। लालू यादव ओतबे भिजनरी नेता छलाह जतेक के देशक आन कोनो। मुदा हुनक सरकार बनिते हुनकर चेला-चपाटी अहिना केलकै। वएह लालू बादमे रेलमंत्री बनि यश कमेलाह। सोचियौ जँ चेला-चपाटी सभ लठैती नहि करितै तखन हुनकर उपस्थिति प्रधानमंत्री कुर्सी आ देशक विकासमे सहभागिता रहितै कि नहि?

बहुत संभव जे नचिकेताजी भाषाशास्त्री छथि ओ राजनीतिक लोक सभकेँ नहि चीन्हैत हेता मुदा खएर एहन ओ जाहि कुर्सीपर बैसल छथि ताहिपर हुनकर नीक जानकार डा. रामदेव झा एवं चंद्रनाथ मिश्र 'अमर' सेहो बैसल छलाह आ रामदेवजीक हाथमे कुर्सी अबिते हुनक तीनू बालककेँ भेलनि ई हमरे खानदानी वस्तु अछि आ फेर चलल हुनकर लठैती। परिणाम ई भेलै जे डा. रामदेव झा नीक शोधकर्ता रहियौ कऽ सभहक नजरिमे खसि पड़लाह आ अमरजी नीक आन्दोलनकारी रहितो फेका गेलाह। विदेहक सार्थक हस्तक्षेपसँ मैथिलीकेँ मुक्ति भेटलै आ गद्दी गेलै दोसर-तेसरक हाथमे।

आब एखन नचिकेताजीक राजमे लठैती भऽ रहल छै। डा. रामदेव झा एवं चंद्रनाथ मिश्र 'अमर' जीक समयमे साहित्य अकादमीक बाहरसँ लठैती होइत छलै मुदा नचिकेताजीक समयमे अकादमीक सदस्ये सभ लठैती कऽ रहल छथि आ हम विदेहक माध्यमे भविष्य लेल एहि परिवर्तनकेँ रेखांकित कऽ रहल छी।

एकटा सामान्य साहित्य प्रेमीक आधारपर हम रामदेव झा, चंद्रनाथ मिश्र 'अमर' जीक एवं एखन नचिकेताजीक वर्तमान कार्यकालकेँ एक मानि रहल छी। आब ई नचिकेताक जीक हाथमे छनि जे भविष्य हुनका कोना मोन पाड़तनि, एकटा भाषाशास्त्रीक रूपमे वा कि साहित्य अकादमीमे एकटा लठैतकेँ स्थान देबाक रूपमे।

कमसँ कम निश्चिते रामदेव झा, चंद्रनाथ मिश्र 'अमर' अपना समयमे कोनो लठैतकेँ अकादमीक भीतर सदस्य नहि बनेलाह।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

पद्य

३.१.प्रमोद झा "गोकुल"- निज अस्तित्वक खातिर

३.२.राज किशोर मिश्र- लोक-जिनगी

३.३.संतोष कुमार राय 'बटोही'- उर्मिलाक विद्रोह (खण्ड-काव्य दोसर खेप)

## ३.१.प्रमोद झा "गोकुल"- निज अस्तित्वक खातिर



प्रमोद झा "गोकुल"

निज अस्तित्वक खातिर

माया ममता
ईर्ष्या द्वेष
प्रेम कपट
भूख पिआस
वासना मोह
अहं मे लपटैल
आकंठ डूबव
मोह मे मातल
वा ,जागल
हमर काया
नै उबैर पबैछ
मोहान्ध सँ .
मुदा, ऐ सँ भिन्न
अही मे करैत निवास

हमर आत्मा
निर्विकार निर्लिप्त
जोर जोर सँ चिकरि कहैछ
रे मूढ़ !
बँटि जो तों
जाति पाति मे
सम्प्रदाय पंथ मे
वेद कुरान,वा अन्य मे
हम सास्वत सनातन
ने बटब ने झुकब
ने टुटब ने मरब
मानवता हित मे
सदैब डटब लड़ब
देश भाषा , आ
निज अस्तित्वक खातिर

-प्रमोद झा "गोकुल", दीप, मधुबनी (बिहार), फोन -9871779851

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## ३.२.राज किशोर मिश्र- लोक-जिनगी



राज किशोर मिश्र

लोक-जिनगी

भो र सँ साँ झ ,साँ झ सँ भो र ,
जुबक सि र बैसल बेरो जगा री ,
एक सँ दो सर अस्पता ल मे ,
लो क घुमैत अछि ऊघि बेमा री ।

धी आ-पुता क पढ़ा इ-लि खा इ,
बैंकक कर्ज, महा जनक उधा र,
बा ट तकैत अछि लो क सभ ,
जे अर्थतंत्र मे हेतैक सुधा र।

बस मे, ट्रेन मे, चा हक अड्डा पर,
रा जनी ति पर गप्प-छड़ा का ,
वि रो ध-प्रदर्शन खा ति र कखनो ,

जा म हो इछ गा ड़ी के चक्का ।

बेटी क बि आह मे बर-बरि आती ,
वस्तुजा तक लेन-देन,
पेटी -पेटा र,गहना -गुड़ि आ ,
सभक ओरि आओन येन-केन।

मो टरी -चो टरी , सनेस-बा री ,
मधुश्रा वणी आ को जगरा क भा र,
सा ल भरि तँ नो तपूरी ए ला गल ,
खगल लो क के कहाँ सम्हा र ?

खेतक आरि क घुसकौ अलि ,
गा म आ' नगरक भूमि -वि वा द,
केस-फौ दा री , रेड़म-बहेड़म,
गा मक पञ्चैती क कटु-संवा द।

मृतक-श्रा द्ध मे भो ज लेल गा मक बैसा र,
सौ जनि आ लऽ नि महता कि पूरा जबा र।

स्वच्छंद रौ दी , मतङ दा ही ,
दो का नक बि करी क मंदी ,
भैआ-बाँ ट पैतृक जमी नक,
तकर बा दे फूटत जमा बंदी ।

कबी र-पंथी ,घनु भा इ दला न पर,
सुना रहल छन्हि हुनका नि र्गुण,
गुदड़ि आ गो सा इँ सा ड़ङ्गी पर ,
कि रतनि आ सभक रा मना मा धुन।

कखनो मधुरी का का क उपदेश,
जे छथि न्ह अपने बड़का कि रपन,
भजा र हुनक आबि लो का चा रक
सुना कऽ करथि न्ह दि वस संपन्न।

बेटा , बा द मे बेटी क डेरा ,
लऽ कऽ जेता सनेस-चङेरा ।

कि छु दि न तँ जमा एक उलहन,
कि छु दि न पुतो हुक कबकब बो ल,
कत्त रूकी आ' कतेक रूकी ,
कऽ रहलथि बेचा रा तकरे तो ल।

चलला ओ फेर अपने दला न,

अपने अङना , अपने घर,
मो ने-मो न सो चथि , की हो एत ,
खसत जहि आ अपन धऽड़।

आम लो कक इएह दि नचर्जा ,
जि नगी क इएह सभ रस-रसा यन,

जी वन-दर्शन, इएह तँ सुदर्शन,
संसा रक एतबहि अछि उपा यन।

तकर बा द ,जय सि आरा म जय जय सि आरा म,
ओही वि धि रहू भा इ! जा हि वि धि रा खथि रा म।

ओना तँ भुवन मे रहैत अछि ,
ना ना तरहक लो क,
जेना पा नि मे बसैत अछि ,
मा छ,शंख,घड़ि आर,जोँ क ।

बड़का -बड़का आडम्बर सभ,
बा जअओ बड़का -बड़का ढो ल,
जगत् मि थ्या कि सत्य अछि ,
अंत मे खुजैत अछि ओकर पो ल।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## ३.३.संतोष कुमार राय 'बटोही'- उर्मिलाक विद्रोह (खण्ड-काव्य दोसर खेप)



संतोष कुमार राय 'बटोही'
उर्मिलाक विद्रोह (खण्ड-काव्य दोसर खेप)

सखि ! बरफ मंगाउ हमर अगिन भेल आब देह।
रथ मंगाउ बड़ भेल दुरगति हम जायब विदेह।
भैय्या भरत सँ कहियौन्ह नहि रहतीह अवध उर्मि ।
बिन लखन चौदह बरख ,एहि सँ नीक बनब कुर्मी ।

सखि ! केकैयी मंथरा संग मिलि केलीह षड्यंत्र।
नहि देखल गेलन्हि हमर सुख ओ फुकलन्हि मंत्र?
माय कौशल्या आओर पिता दशरथ कैँ देखियौन्ह दशा।
बशिष्ठ हारलाह,छन्हि माय केकैयीक राजगद्दीक नशा।

बड़ अभागन छी हम, तीनू बहिन संग छन्हि स्वामी ।
पुत्रवधू हम अवध नरेश लखन केर हम अर्द्धांगिनी ।
सखि ! हम नहि रहब भूमि पर यम केर सनेस पठाउ।
स्वर्गक नहि ऐछि इच्छा नरक कें द्वार जल्द खोलाउ।

अगर पिताजी हमरा नहि रखताह तँ हम भीख माँगब।
नहि सुनतीह वियोग-कथा माय तँ हम प्रजा कें सुनायब।
सखि ! राजमहल हमरा काटि रहल अछि हम कुटिया बनायब।
राजसुख छोड़ि हम लखन कें जोगिन बनि जरुर देखायब।

हम प्रजा अवध नरेश कें हमरा जरुर न्याय चाही।
हम वियोगन हमरा नहि इतिहास मे बराय चाही।
एको बेर हमर सुधि लयतथि हम मानि जैतियैन्ह ।
सखि ! हमहु राजपाटक धरम जानि जैतियैन्ह ।

सखि ! मन बौरायल बिन लखन ऐ भवन मे।
हमर सुधि हरायल आगि लगाउ ऐ तन मे।
हम सुनने छियैय जे पति परमेश्वर होयत छै।
सभ पर दया गरीबनाथ विदेश्वर कें होयत छै।

-संतोष कुमार राय 'बटोही', ग्राम: मंगरौना

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

